# कन्यादान

(उपन्यास)

**लेखक :** हरिमोहन झा

*जे समाज कन्या कैं जड पदार्थवत दान देवा मे कुंठित नहि होइत छथि, जाहि समाजक सूत्रधार लोकनि बालक कै पढैबाक पाछा हजारक हजार पानि मे बहवैत छथि और कन्याक हेतु चारि कैञ्चा क सिलेटो कीनब आवश्यक नहि बुझैत छथि, जाहि समाज मे बी०ए० पास पति क जीवन-संगिनी ए बी पर्यन्त नहि जनैत छथिन्ह , जाहि समाज कैं दाम्पत्य-जीवन क गाड़ी मे सरकसिया घोडा क संग निरीह बाछी कै जोतैत कनेको ममता नहि लगैत छैन्ह , ताहि समाज क महारथी लोकनिक कर-कुलिश मे इ पुस्तक सविनय , सानुरोध ओ सभय समर्पित।*

# 1. कनेयाँ माइ क ओरिआओन

- हँ ऐ बहिना। यैह त कठिन भऽ गेलैक अछि। जहां वर भारी 'गिलास' मे अङ्ग्रेजी पढि जाइत छैक, तहां वर क बाप हजार सँ नीचा पर गप्पे नहि करैत छैक। गरिबहा लोक एतेक कतय सं आनत।

- ततबे धरि नहि। विवाह होइत देरी 'मोटर दियऽ, बाइसिकिल दियऽ, आगां पढ क लेल फीसदियऽ। अङ्गरेजिया क फरमाइश में जुमब कठिन छैक।

- ऐ बहिना। सुनैत छियैक जे अङ्गरेजिया सभ कैं जाति पातिक किछु विचार नहि रहैत छैक।

- जाति पाति आब ककरा मे छैक ? विशेषरानी क जमाय आयल छलथिन्ह से कोन अङ्गरेजी पढने छथिन्ह। पनहिए पहिरने पानि पिवैत छतिन्ह। लोक कहैन्हि जे 'ओझा, जल लऽ कऽ लघुशंका दिशि जाउ त कहथिन जे से कि हमरा आगि बहराइत अछि।

- दुर जो। ओहो कोनो लोक छतिन्ह | ज्योतिषीजी एकटा मोचण्ड कै उठा अनलैन्हि। हम त इ दस लोक क बीच मे कहबैन्ह। पढल 'सी' अक्षर नहि बनहुल्लुक जकां एकरा ताकब, ओकरा ताकब , एहन कतहु लोक भेलय।

एतबहि मे बिलटी कैं अबैत देखि लालकाकी झट द ' आवेशरानी क पैर क कनगुरिया आंगुर कैं दाबि देलथिन्ह जाहि सं ओ लगले चुप भय गेलीह। तख न लालकाकी चतुरता सं बात कैं बदलि कय बजलीह-तऽ। आब त चौदहेटा दिन बांकी रहि गेलैक अछि। कथा एखन धरि किछु निश्चय नहि। कोना की हेतैक से बुझि नहि परैत अछि।

आवेशरानी- आबह ने बिलटि , बैसह, ठाढि कियेक भेल छह? हं ुबुचिया त बिलटिए क दतरी होयतैक?

लालकाकी- ई तेरहम चढ्लैक अछि। एहि बेरि कन्यादान करब परम आव श्यक छैक। बुचियाक बाप त यैह सपनि कऽ गेल छथिन्ह जे इ सभ सं कोडपो च्छू नेना थिक। अपने भीखो दुख मांगि कय एकरा सुठाम मे क' देबैक। ओना त भावी सर्वोपरि।

आवेशरानी- हं, लिखलाहा तं सभ स ऊपर। भगवती अहिबात बनौने रखतुन्ह। अपन लुरिमुंह नीक होयतैन्हि त सभक आंखि मे रहतीह।

लालकाकी- हंः ऐ बहिना। यैह आशीर्बाद देथुन्ह। विवाह दान होइन्ह , अपन घर-दुआरि सम्हारथि। सासुर सऽ इ उपराग नहि देयाबथि जे धोंछी कोना के ' बेटी कैं पोसलक। यह हम चाहैत छी।

एतबहि मे दक्षिण भर सय भारी घटा उठल। चारु कात संः मेघ उमरि आय ल। थोडबहि काल मे गर्जन-तर्जन कसङ्ग मुसलधार वृष्टि होमय लागल। ओसारा क कोनिया चुबैत देखि लालकाकी बाजय लगलीह- की कहु बहिना। अहिना सभ घर मे सहस्रधार चुबैत छैक। एको हाथ कतहु निचु नहि अछि। अपने घरहटक काज सम्पन्न कय जैतथि से बिचहि मे भदवा पडि गेलन्हि। आब कोबर कोन ठाम होयतैक ताहि लेल झंःखैत छी।

एतबहि मे ढुनमुनकाकी लदफद करैत हँफैत-हँफैत ओहि ठाम पहुंचलीह। अबैत देरी चिचियाय लगलीह- हे अदौरी जे हम पटिया पर सुखाय देने छलियै क से सभ भीजि गेलैन्ह। हम की करियौक ?

ई सुनितहि लाल काकी लाल-पीयर होमय लगलीह - बाढनि मारी एहन बूद्धि कैं। एहन भसन्नर लोक। जैखन घटा देखलियैक तैखन ने समेटि कय उठा लितहुं। हाथ मे कि मेहदी लागल छल? सभ अदौरी भिजा कऽ तखन समाद नेने आयलि छथि।

फेरि आवेशरानी क दिशि ताकि कय बाजय लगलीह- कहु त भला। आब कोन उपाय होयतैक ? कतेक यत्न सँ अदौरी खोटने छलहुएँ से सभ ई दुरि कय देलन्हि। कहां सँ आइ हिनका सुखाबहु कहलिऐन्हि। हिनका सन लदगो बरि एहि परो पट्टा मे नहि भेटतन्हि। मरुआ भरि कथुल लूरि नहि छैन्ह। का ल्हि कनेक कहलिऐन्ह जे अचार क बासन मे तेल दय दियौक। बस, जमाय क वास्ते चमेली क तेल मङ्गबौने रही, भरलो बोतल उझीलि देलथिन्हि।

ढुनमुनकाकी कान सँ कम सुनैत छलीह। तैं ई सभ वार्तालाप हुनका सुन बा मे नहि ऐलन्हि। किन्तु क्रम सँ बुझि गेलीह जे हमरे शिकायत चलि रहल अछि। ठोर पटपटबैत बिदा भेलीह- मर्र। आङ्गन मे एकटा हमही लोक छियैन्ह जे एतेक ललकैत छथि।

एतबहि मे बिलटी बाजि उठलि- छिया! ए छिया! ढुनमुनकाकी क नुआ मे कीभेलन्हि ? सौंसे पीठ थाल लागल छैन्ह।

तावत मे बुचिया हँसते-हँसते आबि कय कहलकैन्हि- थाल लगलैन्ह स्वाइत! गेल छलीह बाड़ी मे मुनिगा तोड़य। एके बेरि दुइटा मुनिगा कैं दुनू हाथ सँ धऽ कऽ खूब जोर सँ झीकय लगलथिन्हि। मुनिगाक डंटी तँ टुटि गेलैक, लेकिन अपने भट्ट द चितङ्गे खसि पड़लीह।

ई सुनि बिलटी हँसैत-हँसैत ओंघड़ाय लागलि। आवेशरानी आवेश देखबैत कहलथिन्ह-अहा हा ! बड़ चोट लागल हेतैन्ह। जाउ ऐ फुचुकरानी! झट द नुआ बदलि लियऽ। कोना दन लगैत अछि।

ढुनमुनकाकी क गेला पर लालकाकी बाजय लगलीह- देखथु बहिना, काज क घर थिकैक। से ने एखन कोबर ढेवरल गेलैक अछि ने अहिबातक पातिल लिखल गेलैक अछि , ने ठक-वक बनलैक अछि। हम एकसरि की-की करू ? जनउ-टकुरी काटू की निपिया बढ़िया करू ? पुतहु छथि तनिका दिन-राति किताबहि सँ नहि छुट्टी। बुचिया सहजे एकटा खढ़ पर्यन्त नहि टकसाओत। मैंया पाकल आम छथि , कखन टगि जैतीह तकर ठेकान नहि। फुचुकरानी क हालति देखितहिं छथिन्ह। हम करी तँ हो नहि करी नहि हो। तिलौरी-दनौरी सभ पड़ले छैक। जँ कदाचित् झपसी लाधि देलक तँ औरो प्रलय। फेरि विधक री के होयतैक से फुरतहि ने अछि।

आवेशरानी - से किएक ? बड़कागामवाली कनियाँ तँ छथिए।

लालकाकी- ओ पढ़ुआरानी छथि। रङ्ग-विरङ्ग क किताब सभ नैने रहैत छथि। एहि पाछा खैनाइयो-पिनाइ बिसरि जाइत छैन्हि। हम मुँह पर कहलिऐन्ह कतहु सुनितो होइतीह। एक दिन पुछलिऐन्हि तँ कहैत छथि जे नाक-कान धरब मुरखाहा विधि छैक। हमरा बुतैं ई सभ नहि होएतैन्ह।

आवेशरानी- तखन फुचुकरानी होइथिन्हि।

लालकाकी- इहो एकटा स्याख करै छथि ओ विधि की करथिन्हि अङ्गोर ? काजर करय जैथिन्ह त वर क आँखिये फोड़ि कय बैसि रहथिन्ह। धरक नाक , धय लेथिन्ह कान कोबर मे जैतीह त पोटे सुकरैत जैतीह।

एतबहि मे बुचिया बाजि उठलि-ढुनमुनकाकी कैं तँ भरि देह जुड़पित्ती उठि गेलैन्ह अछि।

ई सुनितहि बड़कागामवाली कनियाँ घर सँ गर जाँति कय कहलथिन्हि- वेश, कोनो क्षति नहि। कनेयाँ विधिकरी दुनू अपनहि बनि जाएब।

बुचिया- भौजी कैं तँ अहिना रहै छैन्हि। सभ बात मे एक-एक टा अर्थ लगबैत रहैत छथि।

लालकाकी- बेजाय कोन कहैत छथुन्ह ? जहाँ विवाहक कोनो चर्चा उठैत छौह कि कोनटा मे ठाढ़ भय कान पाथि कय सुनय लगै छह। जाह, अपन काज देखह गऽ।

ई सुनि बुचिया लजा कय ओहि ठाम सँ बिदा भेलि। बिलटियो ओकरा पाछाँ लागलि।

क्रमशः वर्षा थम्हि गेल। किन्तु मेघ क आटोप बनले रहल। रहि-रहि कय आकाश मे बिजली चमकय लागल। साँझ होयबा मे किछु देरी छलैक। किन्तु मेघाडम्बर सँ चारु दिशि अन्धकार भय गेल छल। आवेशरानी चलबाक उद्योग मे छलीह। एतबहि मे स्थूल शरीर सँ केबाड़ कैं धकियबैत अपना बज्रबिनिन्दक स्वर सँ आङ्गन कें कम्पायमान करैत , दुलारमनि पिउसी पहुँचलीह- अँय् ! ए ! मधुरानी ! अहाँ बेटी कैं कतेक डाढ़ी खोआओल जे पहिनहि सँ एतेक वर्षा होमय लागल !

एहि प्रश्न क उत्तर मे लालकाकी कनेक बल सँ हँसिकय बुचिया कैं सोर पाड़लथिन्ह- कहाँ गेलैं गे बुचिया ! झट दऽ आसन दऽ जो। बड़कीदाइ ऐलथुन्ह अछि।

दुलारमनि पिउसी क स्वरे तेहेन रहैन्ह जे बिनु कहनहु बुचिया बुझि जैतैन्ह। किन्तु ओ आङ्गन सँ टरि गेल छलि। लालकाकी धरफरा कय अपन्हि उठय लगलीह , तावत पुतहु घर सँ चट्कूनी दय गेलथिन्ह।

दुलारमनि दाइ फेरि अपना उदात्त स्वर सँ घर-ओसारा दलमलित करैत बजलीह - अँय् ऐ मधुरानी ! अहाँ के टोल-परोस क एको रत्ती धाख नहिं होई अछि। राम! राम! राम! कन्या अजग्ग भय गेलि। एतेक वयस मे तँ चारि खेप सासुर सँ भय आइलि रहैत। नैहरे मे युगपाकड़ि भय जायत त सासुर बसत गऽ बुढ़ारी मे ?

लालकाकी (माथ निहुरा कय) – हँ ऐ दाइ ! आब कन्या रक्षणी त नहि अछि। किन्तु अपन कोन साध्य ? नीक घर-बर कतहु भेट्लो त चाहय।

दुलारमनि दाइ एहि बेरि और जोर सँ चिकरि कय बाजय लगलीह – ई अहाँ की बजलहु ? नीक घर मे नहि देबैक तँ की इनार मे फेकि देबैक ? एहि सँ त भोथ हांसू लऽ कऽ गरदनि रेति देबैक से नीक। हमर ममियाँ ससुर क प्रपितामह महादेव झा पाँजि। उनतिसटा विवाह कैलन्हि। जखन एकटा विवाह और करय सभागाछी गेलाह तँ एगोटा कऽ पुछला पर कहलथिन्ह जे मास मे उनतिस दिन त उनतिस ठाम जाएब , तिसम दिन कतय जाएब अहाँक कपार पर ? ताहि दिन एहन वंशक मर्यादा रहैक। आब त लोक छोटबभना कैं उठा अनैय। ऐ! कनेक जोड़न देब ?

लालकाकी - बड़कीदाइ जोड़न त आब नहि हेतैक। मटकूरी मे एक मिसिया दही छलैक से घोरि-घारि कए बुचिया आगाँ दय देलिऐक। कनेक पहिने अबितथि तँ भय जएतैन्हि।

ई सुनितहि दुलारमनि दाइ लगले हाथ क बाटी कैं पटकि ठाढ़ि भय गेलीह। फेरि गरजैत बिदा भेलीह कोन पाप लागल जे ऐबो केलहुँ। जनितहु जे आइ रवि दिन जोड़न नहि देतीह त की

करय छिछियायल अबितहुँ ? पहिने आँजन बनाबऽ लेल घी मँगैक त घैलम घैल भुभका दैक । आब त सितुआ भरि घोर देवा मे लोक के करेज फटैत छैक ।

जखन दुलारमनि पिउसी के शब्द कर्णपथ सॅं बहिर्भूत भय गेल, तखन लाल काकी बजलीह – ह! ह! यावत धरि ई छलीह तावत धरि हम हड़कम्प कपैत छलहुँ । आब जा कऽ कतहु सॅं प्राण मे प्राण आएल अछि । आवेशरानी सहानु भूति देखबैत कहलथिन्ह- "त! हम त चुप्पे साधि लेलहुँ । कोन ठेकान , किछु अनट-बिलट कथा मुँह सॅं बाहर भए जाएत तॅं हमरे पर उनटि जैतथि ।"

लालकाकी- हिनका मुँह मे जहाँ कनेक कियो टोक देलक कि बुझक चाही जे बिढ़नी क छत्ता कैं खोंचारलक ।

आवेशरानी - हँ ऐ बहिना ! हिनका दऽ जे लोक कहै छैन्ह से हमरा सत्ये बूझि पड़ैत अछि ।(नहूँ-नहूँ) देखैत ने छथिन्ह बजैतकाल दूनू आँखि उनटि जाइत छैन्हि । गुनझिक्कू डाइन कें जतेक लक्षण होइत छैक---

लालकाकी- की करथिन्ह, जाय देथु । आइ-काल्हि भीतो के कान होइत छैक।(ढुनमुनकाकी दिशि) जाउ ऐ फुचुकरानी ! झटपट भानस चढा लियऽ। वर्षा-विकाल क समय अछि। के जाने कखन की होय ?

आवेशरानी वेश बहिना ! आब हमहूँ चलैत छी साँझ देवाक बेरि भऽ गेलैक । फुलमतिया एकसरिये होइति ।

लालकाकी- हिनके पर तँ आस अछि बहिना ! जौ ई नहि सम्हारतीह त सभ काज भण्डुले भय जाएत ।

आवेशरानी- आ हे कहू त भला !हमरा लोकनि सॅं जे सक लागत से किन्नहु उठाए राखब ?

ई कहि आवेशरानी ठाढ़ि भय गेलीह । लालकाकी हुनका अरियातने-अरियातने दरबाजा पर नेबोक गाछ लग धरि नेने गेलथिन्हि । ओहि ठाम दूनू गोटा ठाढ़ि भय फेर गप्प करय लगलीह । पहिने नेबोक चर्चा उठल , जे एहि बाटे जे चलैत अछि से एकटा कऽ तोड़नहि जाइत अछि ।तखन निमकीक गप्प होमय लागल जे जतेक बनल छलैक सभ मे फुफरी पड़ि गेलैक। तदुपरान्त गप्प उठल जे परुकाँ लालकका पटना सॅं बड़ दिव अँचार लाएल रहथि । पटना कऽ नाम सुनैत देरी लालकाकी फुसिए आँचर सॅं नोर पोछैत बाजय लगलीह - जनैत छी , बड़का बौआ पटना सॅं कहिया अबैत छथि ! भुट्टु बाबू परसू कहि गेलाह जे , जे बी०ए० में पढैत छैक तकरा पलटन मे लय जाइत छैक । कालेज त बन्द भय गेलैन्ह , लेकिन ओ ओत्तहि रहि गेलाह। मास दिन बाँकी रहतैन्ह तॅं औताह ।

पलटन क नाम सुनैत आवेशरानी क सौसे देह सिहरि उठलैन्ह- 'बाप रे बाप! सुनैत छियैक जे पलटन मे दिन राति गोर्रा कऽ पहरा पड़ैत रहैक छैक ।जहाँ कियो बहराएल कि लगले किरिच भोंकि दैत छैक। ' पहरा दऽ सूनि लालकाकी मन पड़लैन्ह जे आइ-काल्हि कोतबाल नीक जकाँ नहि ठहकै अछि। एहि पर चोर क गप्प उठल। अजगैबीनाथ क घर मे सेन्ध पड़ल छलैन्ह से एकटा फुटलो काँसा नहि रहय देलकैन्ह। लालकाकी कहय लगलथिन्ह जे 'राति मे हम जहाँ कनेक पातो खड़खड़ाइत सुनैत छिऎक कि खूब जोर सॅं रामायण पाठ करय लगैत छी। चोर कोढ़िये ई त बुझताह जे एखन सभ जगले अछि। ' ताहि पर आवेशरानी कहलथिन्ह- 'हम त कुकुर क भुकबे सुनि दम साधि कऽ पड़ि रहैत छी। जे उकलगौना मुर्दो बुझि कऽ छोड़ि देत।'

तदनन्तर दू-एकटा चोर क खिस्सा-पिहानी चलल। आवेशरानी कनेक और लग मे घुसुकि कय कहय लगलथिन्ह- परसुक्की राति फुलमतिया फुजले केबाड़ छोरि देलकैक। आधाराति कऽ देखी त दून्‌ पट्टा दुहू दिशि ! आब एतेक साहस नहि पड़य जे खाट खाट सॅं उतरि कय केबाड़ लगा आबी कतहु चौकठिए लग गरदनि दबा देत ! भरि राति भगवान-भगवान गोहरबैत प्रात कैलहुँ। छन-छन डर होय जे कतहु केओ आबि तॅं ने रहल अछि।

फुलमतिया क असावधानी सुनि लालकाकी कैं अपन फुचुकरानी मन पड़लथिन्हि। भरि ढाकी अपन दुःख कहि सुनौलथिन्हि। तखन किछु बड़का गामवाली क समालोचना भेलैन्हि। अन्त मे घुरि फिरि कय फेरि कन्यादान क ओरियाओन पर गप्प पहुँचि गेल।

एवं प्रकारें पौन घंटा धरि वार्त्तालाप क क्रम बनल रहल। जखन टिप-टिप कऽ फेरि बुन्नि पड़य लगलैक, तखन जा कऽ आवेशरानी कैं मन पड़लैन्ह जे आब साँझ देबाक बेरि भय गेल। लालकाकी चलयकाल पुराइ कैलथिन्ह- 'थम्हू, सूप नेने अबैत छी , ओना भीजि जाएब।' किन्तु आवेशरानी कहलथिन्ह नहि-नहि। एतबहि दूर लेल कोन ! ओहिना झटकि कय चलि जेबैक। आवेश रानी क गेला उत्तर लालकाकी गाछ सॅं दुइटा पैघ नेबो तोड़ि आङ्गन ऎलीह।

आङ्गन मे पैर दितहि लालकाकी बजलीह – है लोकनि ! आइ चोर-डाकूक गप्प-सप्प भेलैक अछि, खूब सतर्क भऽ कऽ रहैत जैहऽ।

बुचिया बाजलि- ई सभ कहबहुन तॅं ढुनमुनकाकी भरि राति सूतल मे घिघिऎथुन्ह।

ढुनमुनकाकी भनसा असोरा पर पटुआ क झोर करैत छलीह। बुचिया क मुहें अपन नाम सुनि भनभनाय लगलीह – ढुनमुनकाकी ककरा लोह दगलथिन्ह अछि ? की दन कहैत छैक तकर परि। हट्ठि घड़ी सभ गोटे हमरे अदगोइ-बदगोइ करैत रहतीह !

एतबहि मे झुनियाँमाय हन-हन पट-पट करैत पानि देबय आइलि ।पाँच मिनट मे कतेक बात बाजि गेल तकर ठेकान नहि। 'घैलची लग लोक पिच्छड़ बनौने रहैत अछि, कतेक रासे पानि उठि जाइत छैक , डोल पुरान भय गेल , उबहन सड़ल जा रहल छैक ' इत्यादि। तखन कोनो अज्ञात नाम व्यक्ति सँ झगड़ा करय लागलि- सौख मे सौख मिरचाइयो क सौख ! हम दिन भरि बही - तरबा क तज्जो ने रहय- और ओम्हर निचिन्त सुतथि पद्मावती बहुरिया। ताहि पर कहनाइ जे मथा मे दर्द होइए। अहा हा हा ! छवि ने छटा मसुरी क दालि बड़ खट्टा ! देहो जरैए।

ई कहि झुनियाँमाय चमकि कय घैल उठौलक और चलल दरबाजा दिशि दिन मे ककरो सँ झगड़ा भेल रहैक से मोन पड़ि गेलैक। बस लागल फेर चरखा ओटय। 'हँ, आँखि देखौला सँ जेना झुनियाँमाय डेराइये त जाइति। हम थाना दरोगा सँ डेरैबे ने करी से - - -

ई बजैत-बजैत झुनियाँमायक नजरि सहसा कोनो वस्तु पर पड़ि गेलैक जाहि सँ डराय ओ जान लऽ कऽ पड़ाइलि। ओतय सँ पड़ाइलि-पड़ाइलि ओ सोझे लालकाकी क लग आबि भरि पाँज हुनका धऽ लेलकैन्ह और कसकसा कऽ गरदनि पकड़ि लेलकन्ह। मुँह मे बकौर लागि गेलैक। लालकाकी बजलीह – देखै जाह लोक सभ। ई हमरा नीक कऽ चरोबरो कैने अछि। ऍं गे ! तोरा भूत लगलौक अछि जे एना करैत छें ?

एके छन मे आङ्गन क सभ लोक जमा भे गेल। ई देख झुनियाँमाय कें कनेक साहस क संचार भेलैक। पहिने त ओकरा मूँह सँ बकारे नहि बाहर होइक। तखन लागल ओ लटाढ़म करय- आब नहि भरबैक पानि हम ककरो आङ्गन। आरे बाप ! जीउव त करमी क साग तोरि गुजर करब। उँहु ! आब कहाँ !

क्यो बाजथि जे एकरा साँप काटि लेलकैक अछि, क्यो बाजथि जे आइ दुलार मनि पिउसी कैं जोड़न नहि देलिऐन्हि तकरे फल थिक। अन्त मे ओ बहुत पुछला पर बाजलि - गे मैया गे मैया ! दरबाजा पर पाँच हाथ क सिपाही बन्दुक नेने बैसल छैन्ह। बीचे मुँह घेरि लेलेकैन्ह अछि। हम जौं कि धुरखुर पर लात दै छी कि झपटल हमरा दिशि। हम घैल पटकि कऽ पड़ैलहुँ, नहि त आइ प्राण नहि बचैत हे महतमाइन। ' ई कहि झुनियाँमाय हिचकि-हिचकि कानय लगलीह।

ई समाचार सुनितहि सभ गोटा क जी सन्न दऽ उड़ि गेल। लालकाकी थर-थर कँपैत बजलीह- कहाँ सँ छुच्छी सब आबि कऽ गोर्रा पलटन क हाल कहि जाइए। ई सभ तँ चर्चा करैत देरी लगले पहुचि जाइत छैक।

अन्त मे ई बिचार होमय लागल जे प्राणरक्षा क कोन उपाय करबाक चाही। लालकाकी साहस कय कहलथिन्ह- सभ गोटा मिलि कय सुन्दरकाण्ड रामायण पाठ करैत जाह। कनेयाँ कैं कहुन्ह हनुमान चालिसा पढ़थिन्ह। (जोर सँ) 'महावीर विक्रम बजरंगी। सुमति निबारि कुमति कैं संगी' दुर जो उनटे भय गेलैक। नहि जानि की लिखल अछि रे दैबा !

मैंया क बिचार भेलैन्ह जे सभ गोटा मिलि कय एके बेरि घोल करबह तँ ओ आबि कऽ सभक ठोंठ दबाय देतौह। से नहि पछुआड़ क मुँह सँ एगोटा जा कऽ ज्योतिषीकका कैं बजा लबहुन। ताहि पर झुनियाँमाय बाजलि - 'नहि रे बाप ! ओहू मुँह पर क्यो ठाढ़ होयतैक। हमरा बुट्टी-बुट्टी काटि कऽ घर मे गाड़ि दिय , लेकिन हम आब बाहर नहि जाएब। ई कहि ओ फेर घेवना पसारलक।

मैंया कहलथिन्ह जे पहिने गनि लइ जाह जे आङ्न में सभ गोटे छह की नहि ? लालकाकी सभ क देह धऽ धऽ कय गनय लगलीह। दू-तीन बेरि गड़बड़ा गेलैन्ह। चारिम बेरि गनैत बजलीह-जाह! फुचुकरानी की भय गेलीह ! दैबा रे दैबा। लऽ गेलैन्ह घिसिया कऽ।

ताहि पर झुनियामाय कहलकैन्ह जे ओ तँ पहिनहि सँ जारन घर में जा कऽ किल्ली लगा बैसलि छथि। मैयाँ रुद्राक्ष क माला लय भगवती कैं गोहरबैत कबुला करय लगलीह जे एहि बेरि जँ प्राण बाँचि गेल तँ कुमारिभोजन करायव।

ई हाल देखि बड़कागामवाली टनकि कय बजलीह- 'ई लोकनि एतेक डेराइ छथि किऐक ? हमरा लोकनि कि चोरी-खून कैने छी जे फाँसी पड़ब ? बुच्चीदाइ कैं पुछय कहथुन्ह जे के अछि। बुचिया सुरफुरा कऽ बिदा भेलि जे 'तोरा लोकनि कैं डरें बग्घा लगैत छह तँ लैह हमही जा कऽ देखि अबैत छिऐक। डर कथिक छैक ? किछु बाघ तँ नहिएँ छैक जे लोक कैं टप दऽ गीड़ि जैतैक।

एतबहि मे बाहर चौकी पर लाठी पटकि क्यो कड़कि कय बाजल- कोई है ? मैंया झट दऽ लालकाकी क हाथ टीपि कहलथिन्ह- कहि दियोक जे केओ नहि अछि।

तावत सिपाही बाजल-पं० भोलानाथ झा के नाम से एक तार आया है। कोई अन्दर से आकर ले जाइए।

मैंया कहलथिन्ह- तार आया है त दरबज्जे पर रहऽ दीजिए। एकसरि आङन मे क ' के उठा आनेगा ?

एतबहि मे बाहर ज्योतिषीकका क शब्द सुनि सभ लोक फक द' निसास छोड़लाक।

---==---

# 2. सभागाछी क दृश्य

जखन सभागाछी पहुँचबा सॅं आध कोस बाँकी रहि गेलैन्ह तखन घुटर झा कैं बाह्यभूमि दिशि जैबाक शंका बूझि पड़लैन्ह। अपन नसिदानी क बटुआ भोलानाथ झा क हाथ मे दैत कहलथिन्ह 'हौ बाबू ! तोरा लोकनि आगाँ बड़ क गाछ तर बैसै जैहऽ। हम एहि पोखरि सॅं भेने अबैत छी।'ई कहि घुटर झा कान पर जनउ चढाय लग्गा सन-सन डेग दैत बिदा भेलाह।

ठकबा कैं पछुआयल देखि भोलानाथ झ गर्द कैलथिन्ह- चल रौ ठकबा ! पैर मे जाँत बान्हल छौक की ? एना चलबैं तॅं एही ठाम राति भय जैतौक। ठकबा मुँह गोंहछा कय कुड़बुड़ाय लागल - 'ईह ! दौड़बैत-दौड़बैत जान मारि कऽ छोड़ि देलन्हि। गाड़ी क टेने जेना छुटल जाइ छैन्ह !' तदुपरान्त काँख तर क मोटरी कैं माथ पर राखि कसि कऽ फाँड़ भिड़लक और लगौलक दुलकी चालि।

बड़ क गाछ तर पहुँचला पर ठकबा पहिने मोटरी कैं नीचा पटकलक। तखन दुइ हाथ भूमि कैं झाड़ि फूकि कैं चिक्कन बनौलक। ताहि पर अपन अंगपोछा ओछौलक। कनेक काल ठेहुन पर माथ राखि बैसल। फेरि मोटरी पर ओठङि गेल। तदुपरान्त एम्हर ओम्हर ताकि शनैः-शनैः दून् पैर कैं लम्बायमान कैलक। थोड़बहि काल मे अरना महिष जकाँ फोंफ काटय लागल। भोलानाथ झा बेचारे बड़ क सीर पर बैसल अपन फराठी लय एकटा पकोहा कैं पिचैत रहलाह।

अढ़ाइ दण्डक उपरान्त घुटर झा लोटा डोलबैत पहुँछलाह। अबैत देरी एक चुरु पानि ठकबा क कान मे ढारि देलथिन्ह। ओ कुनमुना कऽ उठल। घुटर झा बजलाह - ऐ रौ ! तोरा देह मे फुर्ती नहि छलौक त मधुबनी मे दू कैञ्चाक कीनि किएक ने लेलैं ? परदेश मे लोक चड़फड़ भेल रहैत अछि और तों जतय जाइत छैं तत्तहि पेटकुनिया देमय लगैत छैं।

फेरि भोलानाथ झा क दिशि ताकि कऽ बाजय लगलाह- 'हौ बाउ ! ई मेघ क टिक्कड़ नहि मानतौह। पैर झांकि कऽ चलह नहि त भीजै जैबह। ' ई कहि घुटर झा अपन साविक बाला दनहा छाता बाहर कैलन्हि। ई छाता हुनक पिता कैं मातृ-मातृक मे भेटल रहैन्ह। छाता क छिद्र सभ देखला उत्तर बूझि पड़य जे सहस्राक्ष शब्दक ब्यञ्जनाशक्ति एहि मे घटित भय रहल अछि। कमानी सभ देखाबथि जे हम अष्टावक्र मुनिक साक्षाते मसियौत थिकहुँ। छाता कऽ घोड़ा टूटि गेल रहैन्ह तकरा स्थान मे घूटर झा एकटा काठी लगा देलथिन्ह। तदनन्तर नसिदानी सॅं नासिकानन्द चूर्ण लय, नाकक उभय पूरा मे कोंचि एके बेरि पूरक श्वास चढौलन्हि। ई क्रिया समाप्त भेलन्हि तखन ठाढ़ भय विदा भेलाह। पाछाँ-पाछाँ भोलानाथ माथ निहुरौने

चललाह। ठकबा तमाकू चुनौने छल, ठोर बिचका कऽ एक जुम्म रखलक, तखन पिच-पिच थूक फेकैंत सभ सँ पाछाँ चलय लागल।

थोड़ेक दूर गेला पर फूही पड़य लागल। भोलानाथ झा कैं मोन पड़लैन्ह जे पनही भीजैत होयत। हड़बड़ा कऽ ठकबा कैं पुछलथिन्ह- 'रौ ! पनही देखही त भीजै त ने छौक ?' ठकबा मोटरी के उपर ससरफानी लगा कऽ पनही बन्हने रहय। एखन जे टोयलक त एकेटा बूझि पड़लैक। बाजल- 'एक पवाइ त कतहु खसि पड़ल, एकटा बाँचि गेल अछि से लियऽ। ' ई कहि पनही आगाँ मे फेकि देलकैन्ह। भोलानाथ झा ओही पनही लऽ ठकवा कैं मारऽ हेतु उद्यत भेलाह, किन्तु घुटर झा रोकि देलथिन्ह, भोलानाथ झा बजलाह- नबे पनही छल- सालमसाही ! एक रुपैया चौदह आना मे ! एतेक दाम क आइधरि कहियो ने किनने छलहुँ। चलबाक काल एड़ी मे कटैत छल तैं सार कैं कहलिऐक जे नेने चल - आब एक पबाइ लऽ कऽ की करु ? एकरो फेकि दैत छिऐक।

घुटर झा भरिगरहा चुटकी नसि लय आश्वासन देमय लगलथिन्ह - की करब ? 'सर्वनाशे समुत्पन्ने अर्द्धं त्यजति पण्डितः। ' एके पवाइ ने गेल ? गाम पर नेने चलू। यदि अही जकाँ ककरो एक पवाइ हेरा गेल होयतैक त ओकरा सँ माँगि कऽ जोड़ लगा लेब। नहि त ओकरा इहो पवाइ दय देबैक। हम त थाल कीच क समय मे पनही रखितहि ने छी। 'नाङ्गट नहायब गाड़ब की ?' जौ पनहिए नहि रहत त हेरायत कोना ?

एतबहि मे मटर सनसन बूंद पड़य लागल, जाहि सँ तीनू गोटा भागि कय एक दलान मे पहुँचलाह।

सभागाछी आइ बेश जमकल बूझि पड़ैछ। पाकड़ि क गाछ मौलाइल देखि बहुतो अनुभवी वृद्ध अनुमान करैत छथि जे एक लाख ब्राह्मण पूरि गेलाह। जतय धरि दृष्टि जाइछ पागहि पाग देखि पड़ैछ। एतबहि मे कनेक फूही आएल कि सभ पाग के उपर मे एक-एक टा छाता तना गेल। श्वेत मरालपंक्ति जेना सहसा श्याम काकावली मे परिणत भय गेल हो !

पाठकवृन्द ! एक मन सुझाए-बन्दा बुझए। कत्तहु पर-कत्तहु पर घुटर झा तँ देखा दियऽ। वैह देखियौन्ह, हाथ मे नसिदानी नेने हँसि-हँसि कय घटकराज टुन्नी झा सँ गप्प कय रहल छथि। टुन्नी झा कऽ ठढ़ौका चानन, भगजगार ठोप तथा अष्टोत्तरशत रुद्राक्षमाला देखि बूझि पड़त जे ई कर्मकाण्ड मे धौतपरीक्षोत्तीर्ण हैताह, किन्तु असल बात पूछी त...... किएक देखार करबैन्ह- जाय दियऽ - बेचारे दोसरा दिशि ताकय लगलाह।

घुटर झा नसि लैत पुछलथिन्ह - बालक कऽ मूल की कहल ?

टुन्नी झा आखि-भौंह चमकबैत बजलाह-मूल त बश मूले छैन्ह। मानि लियऽ जे शोदरिपुरिये शरिशव। बिकौआ बंश ! मानि लियऽ जे चारि टा वंश छैन्ह । एक तँ ब्राम्हण एहन पैघ , दोशर शुठाम पर क। ई कथा करी त मानि लियऽ शोन मे शुगन्ध भेटत।

घू०- बालक कऽ आस्था कोन तरह कऽ छैन्ह ?

टु०- आश्था ! मानि लियऽ जे कम आस्था नहि छैन्ह । अपन शात बीघा ब्रम्होत्तर छैन्ह आओर शवा बीघा कलम सुदिभरना नेने छथि। चालिश मन त मरुए भेल छलैन्ह ।

भोला०- पढ़ल-लिखल की छैन्ह ?

टु०- पढ़ल कोना ने छैन्ह ? मानि लियऽ जे शीघ्रबोध पढ़ने छथि । मङ्गलाचरण क श्लोक सम्पूर्ण कण्ठस्थ छैन्ह । हमरा लोकनि कऽ पुरुखा त मानि लियऽ जे चिड़चिड़ायो पाड़य नहि जनैत रहथि ताहि शँ तँ संस्कार उत्तम छैन्हि ।

घू०- बालक कऽ पिता छथिन्ह कि नहि ?

टु०- मानि लियऽ पिता नहिए छथिन्ह तँ हर्ज की ? हमरा लोकनि त छिऐन्ह ! मानि लिय माय त एखन जीविते छथिन्ह । आओर भाइ मे शेहो एकश्वरे छथि ।

घू०- कोन तरह सँ कथा करय चाहैत छथि ?

टु०- मानि लिय शवा शय टाका तत्काल मे अपने कैं दै देताह । भार-दौर मानि लियऽ नहिये जायत त हर्ज की ? शोमक दिन शिद्धान्त लिखा कऽ अपना सङ्गहि नेने जैयौन्ह । ओतय मानि लियऽ एक खण्ड धोतिए पहिरा कऽ विदा कय देबैन्ह ।

ई सभ कथा-वार्त्ता भेलाक उपरान्त घुटर झा अओर भोलानाथ झा ओहि ठाम सँ हटि कय एकान्ती करय गेलाह । माम कैं कनेक पसिन्दे जकाँ पड़लैन्ह , किन्तु भागिन कलपि कय कहलथिन्ह - औ मामा ! बुचिया योग्य वर हमरा नहि बूझि पड़ैत अछि । आङ्गन मे भरि जन्म खोभाटनि दैत रहतीह ।

अन्ततोगत्वा दुहू माम-भागिन आबि कय टुन्नी झा कैं कहलथिन्ह जे कान्या क प्रति टाका गनायब हमरा लोकनि कऽ अभीष्ट नहि । कनेक नीक कथा चाहैत छी । बेशी त नहि , किन्तु दश-पाँच टाका यदि अपनो दिश सँ खर्च करऽ पड़य त ताहि सँ पाछाँ नहि हटब ।

ई सुनि टुन्नी झा मटियार खेत क दराड़ि जकाँ मुँह बाबि कहलथिन्ह - आहि रौ नैयायिक ! ई हमरा पहिनहिं किएक ने कहल ? मानि लियऽ जे हमरा ओहि ठाम त शभ तरहक कथा अबैये । एकटा खनखनौआ- जाहि मे कान्यागत खनखना कैं टाका हँसोथि लैत छथि । दोशर मानि

लियऽ टनटनौआ जाहि मे वरपक्ष टनटना कैं हजार-पाँच शौ कऽ तोरा गनबैत छथि ! तेशर मानि लियऽ जे ठनठनौआ जाहि मे वर पक्ष आओर कान्यागत दूहू ठनठन गोपाल भय काज करैत छथि। हमरा त पहिने बुझि पड़ल जे अहाँ खनखनौआ कथा करब , किऐक तँ अहाँ शन मैल पाग वला कान्यागत मानि लियऽ जे बहुत खरनाएले अबैत छथि- तैं ई कथाक उत्थान कय देल अहाँ बेशी हियाव रखैत छी- टनटनौआ कथा करब - से मानि लियऽ हम की जानय गेलहुँ ? नहि त कथा तँ मानि लियऽ जे हमरा मुट्ठिए मे अछि। ऐखन चलू बालक पशिन्द कय लियऽ। संयोग सँ एहन कथा शभागाछी मे आबि गेल अछि। मानि लियऽ ई कथा जौं पटि गेल त कान्या क भाग्य बूझक चाही।

ई सूनि माम-भागिन टुन्नी झाक संग चलबा क हेतु प्रस्तुत भऽ गेलाह। टुन्नी झा भरि बाट हिनका लोकनि कैं सामयिक शिक्षा प्रदान करैत गेलथिन्ह। जकर मुख्य सारंश ई- हम पहिने वर्नी किछु कहि देने छलहुँ- ओ कथा अहाँ योग्य नहि छल - आब जे कथा कहैत छी से यथार्थ मे सोन अछि - एकरा बिगाड़ क हेतु बहुतो लोक प्रयत्न करत - तैं सतर्क रहब - अनका कथा पर ध्यान नहि देव - आब अहाँ अपन लोक भऽ गेलहुँ। हम जौं सपरि कऽ एहि मे पड़ि जाएब त कथा निश्चय भय जायत .......इत्यादि-इत्यादि।

टुन्नी झा कैं देखितहि एगोटा पाछां सँ आबि कय नमस्कार कैलथिन्ह। टुन्नी झा बाजि उठलाह नमस्कार ! नमस्कार वैदिक ! छी निकें ?

तदुपरान्त टुन्नी झा घुटर झा क दिशि सं केत कैलथिन्ह जे अहाँ लोकनि ताबत एही ठाम रहू- हम पहिने जा कऽ कथा क रङ्ग-ढङ्ग देखने अबै छी आध घंटा क बाद टुन्नी झा ओही वैदिक कैं सङ्ग नेने प्रत्यागत भेलाह। टुन्नी झा अबितहि बजलाह - औ बाबू ! अहाँ क कार्य त सुतरि गेल। किन्तु पुछिऔन्ह वैदिक शौं हम अहाँक पक्ष सँ कतेक लड़लहुं अछि ! मानि लियऽ जे गर बाझि गेल। अन्त मे मानि लियऽ स्वीकार करहि पड़लैन्ह। आब अपनहि गप्प-सप्प कय शभ टा फरिछा लियऽ।

भोलानाथ झा पुछलथिन्ह - वर क की मूल छैन्ह ? कतय रहै छथि ?

टुन्नी झा कान क जड़ि कुड़ियबैत बजलाह- मूह सँ अहाँ कैं कोन काज ? मानि लियऽ शुरगणें छथि तैं की ? शुद्ध मैथिल ब्राह्मण त छथि। की औ वैदिक ?

वैदिक माथ झुलाय कऽ अनुमोदन कैलथिन्ह। तखन घूटर झा प्रश्न कैलथिन्ह- वर क घर कतय छैन्ह ?

टुन्नी झा कनेक खखसि कऽ बजलाह- मानि लियऽ दक्षिणे भर छैन्ह त हर्ज की ? शेहो बेशी दूर नहि- दलशिंहशराय शॅं चौदह कोश पर घर छैन्ह। हमर देखले अछि। घर-द्वार परम शुखितगर। की औ वैदिक ?

वैदिक पुनः हाथ झुलाय एहि कथाक समर्थन कैलथिन्ह। तखन टुन्नी झा अपन ब्रह्मास्त्र रूपी वचन क प्रयोग करय लगलाह- वर मानि लियऽ जे एफ० ए० मे पढैत छथि। कान्यागत क द्वारे मानि लियऽ जे दरबाजा पर एकटा बरहमशिया चूल्हि बनले रहैत छैन्ह। पहिने मानि लियऽ चलै छल महादेव झा पाँजि, श्री कान्त झा पाँजि, आब चलैत अछि मानि लियऽ डिप्टी पाँजि, वकील पाँजि , मास्टर पाँजि। वरक पिता मानि लियऽ जे नाक पर माछिए नहि बैशऽ दैत छलाह जे यावत बेटा मानि लियऽ बी० ए० पाश नहि करताह तावत मानि लियऽ जे माथ पर मौर नहि देबैन्ह। तखन हम अपने जनउ जोड़ि कऽ ठाढ भऽ गेलिऐन्ह। तखन कहलन्हि जे बेश शात शय टाका अहाँ कहियौन्ह -हम बेटा दए देवैन्ह। शम्भव थिक जे अधिक दबौला शॅं पचीस टाका आओर छूटि जाएत। आब शुभस्य शीघ्रम करबाक चाही। की औ वैदिक?

वैदिकजी महादेव क बसहा जकाँ फेरि माथ झुलाबय लगलाह। घूटर झा एवं भोलानाथ झा घटक छ सङ्ग वरपक्ष सँ गप्प करय गेलाह। पूरे अढाइ घण्टा महोजरो भेला पर ई निष्कर्ष बहरायल जे छौ सै सँ एक कौड़ी कम पर कथा नहि भय सकैछ। भोलानाथ झा बेचारे बहुत साहस कय पौने दू सै टाकाफाँड़ मे नेने आएल छलाह , षटशत मुद्रा क नाम सुनि प्राण सुखा गेलैन्ह । अन्त मे हारि-दारि क' दुहू मामा-भागिन डेरा पर अबैत गेलाह।

डेरा पर पहुँचला उत्तर घुटर झा चपकन क भुंडी फोलैत बजलाह - हौ बाबू ! आइ भरि दिन दाउनि क बरद जकाँ घुमितहि छी । पहिने पाक-शाक क उद्योग करै जाह , तखन बुझल जैतैक ।

भोलानाथ झा टीक सोहरबैत बजलाह - मामा ! हम त भरि जन्म कहियो अपना हाथ सॅं भूमिदाह नहि केने छी । माथ पर दू-चारि पसेरी क बोझ बरु राखि दी , त से धऽ आएव, किन्तु भानस कैल हमरा बुतें पार नहि लागत।

घूटर झा कहलथिन्ह- हौ बाबू! हम तॅं आठमहि वर्ष सॅं चुल्हि क मुँह मे आँच लगबए लगलहुँ। बिनु सिद्धान्ने कल्याण नहि। वेश , हम सीधा सामग्री लय अनैत छी। तावत तों ठकबा सॅं चौका ठीक करबौने रहिहऽ।

ई कहि घूटर झा कैञ्चा लए हाट क दिशि बिदा भेलाह। ओतय आङुर सॅं टनटना कय एकटा छोट-छीन पातिल किनलन्हि। जखन डेरा पर प्रत्यागत भेलाह , तखन ठकबा पर तमसाय लगलाह-'भारी धिम्मड़ अछि। हम कहैत छलहुँ जे चुल्हि बना कऽ आँच पजारने होयत से

एखन धरि भूमिए खड़रैत अछि। आध घण्टा क अविरल परिश्रम क अनन्तर घूटर झा क चुल्हि तहिना धधकि उठल जेना कन्यागत द्वारा विशेष बिदाई नहि भेटला पर समधि क कोपाग्नि धधकि उठैत छैन्ह।

जखन घुटर झा अधहन मे दालि लगाबय लगलाह तखन पाछाँ सँ क्यो व्यक्ति आबि कय प्रणाम कैलथिन्ह। घुटर झा पाछाँ ताकि कैं बजलाह- के मुकुन्द ? निकें रहऽ। हौ ! तों कतय सँ ?

मुकुन्द झा बजलाह - की कहू मामा ? भारी ठकान मे पड़ि गेलहुँ।

घुटर झा दालि लगायब छोड़ि कय पुछय लगलथिन्ह - से की ? से की ?

मुकुन्द कहय लागल - हमरा पर जुड़ानपुर क वर्त्तुहार आयल छल। कथा क निश्चय भऽ गेलैक चालीस टा रुपैया पर। हम अपना दिशि सँ दू टका खर्च कय सिद्धान्तो लिखबौलहु। चलबा क काल मे हमरा कहलक जे रुपैया पहिनहि गना दियऽ। हम गनाबय लगलिऐक ताहि मे संयोग सँ एकटा रुपैया खराब बहरा गेलैक। दोसर रुपैया संग में रहबे नहि करय। आब लाख-लाख कहलिएक जे एकटा पाछाँ लय लेब से किन्नहु मानबे नहि कैलक। अन्त मे मझौलियाक एकटा द्वितीय वर चालिस रुपैया गनि देलकैक तकरे लऽ गेल। हम मूहें तकैत रहि गेलहुँ।

भोलानाथ झा नेत्र विस्फारित करैत बजलाह - कहू त केहेन भारी धरकट बाभन छल। हमर पिसियौत भाइ कैं एहिना भेल रहैन्ह। 'भलमानुस' कैं लऽ जाइत रहैन्ह। एक्का ठीक भेल- सभ गोटा चढैत गेलाह। जखन मधुबनी पहुँचैत तखन एकमान अट्ठारह आना भाड़ा माँगय लगलैन्ह। आब झगड़ा उठल जे किराया क कैञ्चा के देतैक। एहि पर त्वञ्चाहञ्च होइत- होइत मारि बजरल। छत्ता-छत्तौअलि , जुत्ता-जुत्तौअलि सभ किछु होमय पर वृत्त भय गेल। ताबत एकटा दोसर बालक सभागाछी सँ फिरल जाइत रहय। कन्यागत परिचय-पात बूझि कय पुछलकैक - औ बाबू आहाँ भाड़ा देबैक ? बालक तुरन्त अट्ठारह आना ढउआ फेकि देलकैक। कन्यागत ओही बालक कैं नेने-देने चल गेल। हमर पिसियौत भाय टुकुर-टुकुर तकैत रहि गेलाह।

ई सभ कथा सुनि घुटर झा गम्भीरता पूर्वक बजलाह - हौ बाबू तोरा लोकनि की देखलहौक अछि ? सभागाछी क ठकैती ओ भोजपुर क डकैती दुहू नामी छल। एक बेरि क हाल कहैत छियौह। एकटा साठि वर्ष क बूढ - बेश लक्ष्मीपात्र- तनिका जखन कोहा-कौड़ी जुगताब कऽ समय ऐलैन्ह, तखन जा कऽ विवाह करबाक उक्खी-व्क्खी लेलकैन्ह। बस एकटा दीयर कऽ छोटबभना परतारि कऽ अपना ओहि ठाम लऽ गेलैन्ह। पूरे नौ सै टाका गनबा लेलकैन्ह। राति मे एकटा निमोछिया जवान सँ विवाह करा देलकैन्ह। कोबर करय गेलाह त बिधिकरी

कहलकैन्ह जे कनेयाँ कैं कोदबा भय गेल छैक। चतुर्थी क प्राते वरराम कैं विदा कय देलकैन्ह। जकर हाथ धैलथिन्ह तकर मुँहों नीक जकाँ नहि देखि सकलाह। जखन दुल्हा राम अपन गाम पर पहुँचलाह, तखन ससुर हजाम पठौलथिन्ह जे हमर बेटी कोदबा सँ शान्त भऽ गेलीह। कहू, एकरा ठकैती कहब की डकैती ?

भोलानाथ झा मुकुन्द कैं आश्वासन दैत बजलाह - की करबहक , मुकुन्द ! रुपैया त बाँचि गेलौह ! कोन ठेकान तोरो कतहु पुरुषे सँ विवाह करा दितौह त कोन उपाय करितह ?

घुटर झा फेरि एकटा कथा पसारबा क सूर-सार कैलन्हि , तावत आँच मिझा गेलैन्ह। तैं गप्प छोड़ि पाक-क्रिया में तत्पर भय गेलाह। जखन चाउर पूर्ववत् खदकय लगलैन्ह , तखन मुकुन्द दिशि ताकि कय कहलथिन्ह - की हौ मुकुन्द ! भोजन त नहि कैने होयबह ?

मु०- नहि, की होयतैक ? दोकान पर जा कऽ किछु खा लेबैक।

घू०- ओह ! दोकान पर असिद्ध की खैबह ? घी मे चरबी फेटने रहैत छैक। एहि ठाम सिद्ध अन्न मे जे स्वाद भेटतौह , से बजारु पूड़ी मे कतय पैबह ?

मु०- हँ से त हमरो आइ चारि साँझ सँ असिद्ध खाइत-खाइत जी उमठि गेल अछि। किन्तु ......

किन्तु की ? त्रयाणां पाकसम्पन्ने, चतुर्णामपि भोजनम। तों खैबे कतेक करबह ?

मु०- हँ से त हम बहुत कम खाइत छी। ताहि भूखो कम्मे अछि।

घूटर झा खिचड़ी क पातिल उतारि चारिटा पात पर परसलन्हि। फेरि ओहि मे सँ आलू बिछि कय साना कैलन्हि। तखन बजलाह जे बेश , आब अबैत जाउ, नमोनारायण करु।' दुहू गोटा पैर धो कऽ बैसैत गेलाह। मुकुन्द क पेट तेहने रहैन्ह जे चारु पात पर क खिचड़ि आगाँ मे देल जैतैन्ह, तैयो छुछुआएले उठितथि, किन्तु करताह की ? जैह नैवेद्य भेटलैन्ह ताही पर सन्तोष कऽ उठि गेलाह।

अचावय काल मुकुन्द बजलाह - मामा ! आइ दालि बड़ दिब सिद्ध भेल, स्वादिष्टो तेहने भेल छलैक। बुझि पड़ैत छल जेना गंगाजल मे बनल हो।

घुटर झा खरिका करैत ठकबा सँ पुछलथिन्ह - की रौ ! पानि कतय सँ अनने छलैं ?

ठकबा गोंहछि कैं बाजल- एही उत्तरवारी पोखरि सँ अनलहुँ आओर कोन मे सँ आनब ?

घू०- रौ ! लघियाही पोखरि सँ त ने अनलैं ?

ठ०- तँ की हड़ाही पोखरि सँ नेने अबितहुँ !

घुटर झा बजलाह- हौ बाबु ! आब किछु बाजह जुनि । फिरती बेरि सिमरिया घाट मे एक डूब देबय पड़ैत गेलौह ।

तदनन्तर कम्बल बिछा कऽ गप्प-शप्प करैत तीनू गोटा स्वप्नराज्य मे प्रविष्ट भेलाह ।

प्रात भेने मुकुन्द उठि कय दोसरा दिशि बिदा भेलाह । दूहू मामा-भागिन झट-पट स्नान-भोजन कय सभागाछी मे प्रवेश कैलन्हि । थोड़बहि दूर पर काँख तर एक पुलिन्दा कागज नेने घटकराज टुन्नी झा भेटलथिन्ह । घूटर झा पुछलथिन्ह- औ घटक ! ई की थिक ?

टुन्नी झ आँखि मटकबैत कहलथिन्ह - एही माश शॅ एकटा माशिक पत्र चललैक अछि मानि लियऽ जे 'मिथिला शुधारिणी' । तकरे विज्ञापन थिकैक । हमरा पचाशेक बाँटक हेतु देने छल । हम देखल जे मानि लियऽ एक पीठ खालिए छैक । उत्तेढ़ि लिखबा योज्य त भऽ गेल । यैह कहाँ क थोड़ । आगि लगन्ते झोपड़ा , जे निकशे से लाभ । एकटा अहूँ लऽ लियऽ जे पाग मे धरऽ योग्य त होयत ।

घुटर झा एक चुटकी नसि सुरकैत बजलाह - हॅं,हॅं, हमरो मधुबनी स्टेशन पर एगोटा भेटल रहय । जैखन गाड़ी सॅ उतरलहुँ कि दिक करय लागल जे अपनहु ग्राहक बनि जाउ । हम पुछलिऐक जे औ बाबू ! मङ्गनी देबैक कि किछु नगदो नारायण लेबैक ? ताहि पर कहलक जे तीन टाका साल मे लागत । हम कहलिएक जे एहि पत्र सॅ हमरा एको सांझ क खर्चा चलत ? ओ कहलक से त नहि होयत । हम कहलिऐक - वेश , चुपचाप अपन बाट धरु । सभ सॅ बाढ़ि बुरिढहलेल अहाँ कैं हमहीं बूझि पड़लौह ? तीन टाका मे हमरा दू साल क नोन चलत । एकबार लऽ कऽ कि चाटब ? फेरि एहन कथा बजबैक त लोक उकठि करय लागत ।

टुन्नी झा अपन चातुर्य क दाबी देखबैत बजलाह - हमर नाम त मानि लियऽ जे जबर्दश्ती ग्राहक मे लीखि लेलक । त की अहाँ कैं बूझि पड़ैत अछि जे हम एकोटा कैञ्चा देबैक ?

भोलानाथ झा माथ कुड़ियबैत बजलाह - 'मिथिला-सुधारिणी' पुस्तक हम देखने छलिऐक । ज्योतिषीकाका अनने रहथि । ओ बजैत रहथि जे ई पत्र व्यर्थ टांहि-टांहि कय रहल अछि । मैथिल जाति मे सुधार-तुधार किछु नहि भऽ सकैत छैक ? टुन्नी झा अपन पाण्डित्य क प्रखर प्रकाश देखबैत बजलाह- 'ई पत्र त मानि लियऽ जे अपनहि आर्यशमाजी थिक । ई सुधार की करत ? मानि लियऽ अपनहि जाति कऽ निन्दा करैत अछि । ई परम अनर्गल थिक । जौं अपनहि घर क दोष अपने देखर करय लागब , तखन त दोसर जाति त मानि लियऽ जे धूशि कय छोड़ि देत । हमरा जौं शम्पादक शैं भेंट होइत , त कहितिऐन्ह जे अपने कने ज्ञान झा क योग दय कऽ देखियौक ।'

एहि प्रकार क समालोचना होइत छल कि फराक सँ टुन्नी झा कैं क्यो सोर पाड़लकैन्ह। टुन्नी झा खरज स्वर सँ गर्द कय कहलथिन्ह - यैह ऐलहुँ। कनेक थम्हि गेल जाओ।

----

# 3. तार कोना पढ़ाओल गेल

फैसला सुनबा क समय यावत मुद्दालह लोकनि कठघरा मे ठाढ़रहैत छथि , तावत पर्यन्त हुनका लोकनि क सौसे देह भुलकैत रहैत छैन्ह। किन्तु हाकिम क मुँह सँ रिहाइ क आज्ञा सुनैत देरी हुनका लोकनि कैं कत गोट मोक्षानन्द क प्राप्ति होइत छैन्ह , से केवल भुक्तभोगिए अनुभव कय सकैत छथि। दरवाजा पर ज्योतिषी कका क शब्द सुनि लालकाकी लोकनि कैं ओही प्रकार क आनन्द बुझि पड़लैन्ह।

ज्योतिषी कका पहिने त हरकारा सँ ओकर जाति पुछलथिन्ह , तदनन्तर गाम, परगन्ना, थाना, बाप क नाम आदि पूछि कय निम्नलिखित प्रश्नावली करय लगल्थिन्ह - 'अहाँ कै भाइ छी ? कतेक घर जयवार अछि ? भोजन मे कै मन चाउर लगैत अछि ? कतेक खेत जोतै छी ? धियापुता सभ विवाहल अछि कि कुमारे ? राति मे भात खायब कि अपना हाथ सँ पाक करब ?' इत्यादि, इत्यादि।

हरकारा सभ प्रश्न क यथोचित उत्तर दय हाथ मे तार देलकैन्ह और प्रणाम कय विदा भय गेल। ज्योतिषी कका खराम खटखटकबैत दलान क मुँह पर पहुँचलाह और दू-तीन बेर बल सँ खखास कैलन्हि। से सुनितहि लालकाकी , फुचुकरानी, बड़कागामवाली सभक सभ अपना-अपना घर दिशि पड़ैलीह। तखन ज्योतिषी कका आङ्गन मे पदार्पण कैलन्हि। मैंया खाट पर बैसबा क संकेत कैलथिन्ह। ज्योतिषी कका केथरी कैं हटा कए अखरा खाट पर बैसि गेलाह।

तदनन्तर ज्योतिषी कका क उपन्यास प्रारम्भ भेल। कोना भोजन कैलन्हि , कोना आचमन कैलन्हि। कोन तरहें लोटा लऽ कऽ बहरैलाह , कोन तरहें दछिणबरिया खत्ता मे लघुशंका करय गेलाह, कोन रुपें झुनियाँमाय क स्वर कर्णगोचर भेलैन्ह। कोन रुपें जिज्ञासा करबाक हेतु चललाह, से सभ कथा एक घंटा मे सविस्तार कहि सुनौलथिन्ह।

तदुपरान्त लालकाकी घर सँ बुचिया द्वारा पुछबौलथिन्ह जे तार मे की लिखल छैक ? ज्योतिषी कका तार कैं उनटबैत-पुनटबैत बजलाह - 'हमरा तर्क मे अबैत अछि जे भोलानाथ कैं कतहुँ सँ उपनयन अथवा विवाह क निमन्त्रण आएल छैन्हि। से किएक तँ लाल कागत मे लिखल छैक। जौं श्राद्ध कऽ नेओत रहितैन त कदाचितो लाल नहि पठवितैन्ह। निश्चय शुभकार्यक पाता थिकैन्ह। जौं तिरहुता मे लिखल रहितैक त हम स्वयं बाँचि लितहुँ। ' तदनन्तर ज्योतिषी कका कैं जीवन भरि जतेक निमन्त्रण पत्र लाल आखर अथवा लाल कागत मे आएल रहैन्ह, ताहि सभ क विस्तार पूर्वक उपाख्यान सुनाबय लगलथिन्ह।

अन्त मे प्रश्न उठल जे आब तार पढाओल कोना जाएत ? ज्योतिषी कका किछु काल बिचारि कय बजलाह - सकुड़ी मे एकटा बड़ पैघ डाक्टर अछि। यदि ओकरे सँ ई पत्र पढ़वाओल जाइत त यथार्थ समाचार बूझि पड़ैत। अपना गाम क त जे केओ अङ्गरेजिया अछि से सभ बाहरे अछि काल्हि भिनसरे ककरो सकुरी पठेबाक चाही। कतहु तिथि टरि जैतैन्ह त मुफ्त मे बिदाइ मारल जैतैन्ह।

मैया चिन्तित भाव सँ कहलथिन्ह - राड़-रोहिया त आइकाल्हि डुम्मरि कऽ फूल भय गेल अछि। जहाँ घर मे चारि पसेरी मरुआ होइत छैक कि कनडेरियो नहि तकैत अछि। काल्हि ककरा पठैबैक से नहि सुझैए।

ज्योतिषीकका अपना पैरक अंगुठा दिशि तकैत बजलाह - हम त अपनहि भ अबितहुँ , किन्तु परसू ठेस लगला सँ औठा मुड़ुकि गेल। तैं चलबा मे कष्ट होइत अछि मुकुन्द एहि सभ मे बेश चड़फड़ अछि। किन्तु ओ त एतय अछिए नहि ! झारखंडी कै पठबितिऐक से ओकरा किछु गमले-बुझले नहि छैक।

झारखंडी कैं नाम सुनितहि लालकाकी बुचिया द्वारा कहबौलथिन्ह - ओकरा छोड़ि और ककरो जुनि पठबथुन्ह। ओ बड सगुनियां लोक अछि। जतहि जाइत अछि , ततहि काज बनौने अबैत अछि।

अन्ततोगत्वा ई प्रस्ताव सर्वसम्मति सँ स्वीकृत भेल जे भिनसरे झारखंडी कैं किछु पनपियाइ करा सकुड़ी पठाओल जाय। ज्योतिषी कका कनेक काल और बैसितथि, किन्तु उड़िस काटय लगलैन्ह। उठि बिदा भए गेलाह।

झारखंडीनाथ सूति उठि कय दातमनि कैलन्हि और पोखरी मे एक डूब दऽ , भीजल अङ्गपोछा डाँड़ मे लपेटनहि भोलानाथ झा के आङन मे पहुँचलाह। लालकाकी हपसि कय कहलथिन्ह-आउ ऐ बाबू! अहीं क बाट तकैत छलहुँ। बड्ड जरुरी काज भऽ पड़ल , तै बजा पठौलहुँ अछि।

झारखंडीनाथ बजलाह - सकुड़ी जैबा मे त हमरा दिशि सँ कोनो भाङठ नहि , किन्तु आइधरि हम कहियो ओतय नहि गेल छी , और दोसर जे ओहिठाम अपन चिन्हारो केओ नहि अछि। ताहि पर रामजी क प्रताप सँ धोतियो धोबिए क ओहिठाम अछि।

लालकाकी पोल्हा कए कहलथिन्ह- ऐ बाबू! धोती हम दैत छी। जे किछु सेवा-खर्चा लागय से लय लियऽ। हम की कहू ! बूझब जे अपन काज थिक। बेश, आब पैर धो लियऽ। पितियाइन ठाँव-बाट कैने छथि।

एकरा उत्तर मे झारखंडीनाथ एक लोटा पानि पैर पर उझीलि पीढ़ी पर आबि कय बैसि गेलाह और चूड़ा भिजाबय लगलाह। लालकाकी लग मे बैसि आम क मुँहठी काटि-काटि देबय लगलथिन्ह। झाड़खंडी कैं तृप्तिपूर्वक भोजन करैत देखि लालकाकी नहूँ-नहूँ बजलीह - के जाने कोन बात तार मे लिखल छैक। जे नीक-बेजाय होइक से अपनहि पेट मे राखब। एकर हाल ककरो अनका नहि कहबैक।

झारखंडी पूर्ववत् चोभा लगबैत बजलाह - भला कहू त ! ई बात क कान मे किन्नहुँ जा सकैत अछि ! हम रामजी क प्रताप सँ तारक चर्चो टा ककरो आगाँ मे नहि करब।

लालकाकी प्रसन्न भय सन्दूक सँ एक खंड धोती बाहर कैलन्हि। पुनः पा तिनियेक चूड़ा , एक धरिका अमौट और चारि आना कैञ्चा आनि कय झारखंडी आगाँ मे राखि देलथिन्ह। झारखंडी बटखर्चा लेब मे कुण्ठित होमय लगलाह। किन्तु लालकाकी अपन सपत देलथिन्ह तँ चुपचाप सभ वस्तु लय बिदा भेलाह।

झारखंडीनाथ किछु दूर गेला क उपरान्त कोनी कटैत अपना घर पहुँचलाह। ओतय चूड़ा , अमौट, कैञ्चा सभ राखि देलन्हि। तखन बथान दिशि चललाह। बाट मे जे क्यो भेटैन्हि तकरा सभ कैं तारक वृत्तान्त कहि सुनबथिन्ह और अन्त मे कहि देथिन्ह जे देखब ई बात गुप्त थिक, ककरो आगाँ बाजी जुनि। एहि प्रकारेँ सभ सँ एकान्ती करैत झारखंडी बथान पहुँचलाह और ओतय जा कऽ चरबाह सभ कैं तार क हाल सुना कहलथिन्ह जे तोरा लोकनि तावत माल-जाल कैं नीक जकाँ देखैत-सुनैत रहिहें।

झारखंडी पूरे तिन बजे सकुड़ी क सड़क पर दृष्टिगोचर भेलाह। ओतय एकटा मोदिआइन सँ पुछलथिन्ह - 'गौ, सकुड़ीक डाकदर कोन ठाम रहता है ?' एवं प्रकारेँ झारखंडीनाथ सभ सँ पुछारी करय लगलाह - 'डाकदर क बासा कतेक दूर पड़ता है। हमरा केओ गोटे बाट देखा देते हैं ?' ताहि पर जोँ क्यो पूछन्हि जे कोन डाक्टर ' त कहथिन्ह जे 'सकुरी क डाकदर।' हिनका अपना भरि बौआइत देखि एगोटा अस्पतालक बाट देखा देलकैन्ह। ई जा कऽ रोगी सभ कऽ बीच मे ठाढ़ भऽ गेलाह। सिपाही पुछलकैन्ह - 'तुमको कौन बीमारी है ?' हिनका बूझि पड़लैन्हि जे ई अपनैति सँ जिज्ञासा कय रहल अछि। कहलथिन्ह जे 'हमरा आङ्गन मे कनेक-कनेक कब्जियत बूझि पड़ता है। रामजीक प्रताप सँ कहियो-कहियो पेटो फूलि जाता है। और सभ लोकवेद निकें रहता है।'

'हमरा आङ्गन' कहला उत्तर स्त्री क बोध होइछ , ई सूत्र प्रायः सिपाही कैं नहि ज्ञात छलैक। ओ बाजल अच्छा, थोड़ी देर मे डाक्टर साहब आ रहे हैं। तबतक यही ठहरो।

डाक्टर अबितहि रजिस्टर फोललक और एकाएकी सभ रोगी कऽ विवरण लय नुसखा लिखय लागल। जखन झारखंडीनाथ क पार ऐलैन्ह, तखन हिनको सँ नाम और अवस्था पुछलकैन्ह। ई कहलथिन्ह - सरकार ! हमरा लोक सभ दुलार सँ 'खट्टर' कहता है, लेकिन असल नाम झारखंडी माय बाप राखि दिया। और उमिर मे सरकार सभ भाइ सँ छोट हैं।

डाक्टर चश्मा क भीतर सँ आँखि गुड़ेरि कय बाजल - 'बीमारी क्या है ? जल्द कहो।' झारखंडीनाथ हड़बड़ा गेलाह। बजलाह- हम त लालकाकी क काज सँ एहि ठाम - रामजी क प्रताप सँ - बिमारी तँ कुछ नही सरकार एकठो तार - कनेक झट दऽ काज भऽ जाय।

डाक्टर अत्यन्त कुपित भय बाजल - कहाँ गया दरबान ! हटाओ इसको यहाँ से। काहे बदमाश को यहाँ घुसने देता है ?' सिपाही कैं अपना दिशि अबैत देखि झारखंडी 'बाप रे बाप' कहि पड़ैलाह।

झारखंडी नाथ पड़ाएल-पड़ाएल एकटा 'पवित्र मैथिल भोजनालय ' क निकट पहुँचलाह। ओहि ठाम संयोग सँ अपना मसियौत भाय पर दृष्टि पड़ि गेलैन्ह। ओ देखितहि टोकलथिन्ह - हौ, झारखंडी छऽ हौ ! ऐम्हरे-एम्हरे। एखन गाड़ी कैं बहुत बिलम्ब छौह।' झारखंडी कैं कतहु सँ प्राण ऐलन्हि। हृदय मे भ्रातृस्नेह क समुद्र उमड़ि ऐलैन्ह। कलपि-कलपि कय सभटा हाल सुना गेलथिन्ह।

मसियौत आश्वासन दैत कहलथिन्ह - कोनो चिन्ता नहि। एहिठाम एकटा मोहर्रिर रहैत छथि। हमर बेश चिन्हार छथि ! चलह, हुनके सँ काज भए जैतौह।

झारखंडी अपना मसियौत भाय क पाछाँ-पाछाँ मोहर्रिर क डेरा पर पहुँचलाह। ओहिठाम पटिया पर बैसल एक व्यक्ति हुक्का पिबैत रहय। हिनका लोकनि कै देखि कहलकैन्ह - मोहर्रिर साहब पाखाना गये हैं। करीब एक घंटा मे आवेंगे।'

अगत्या ई दूहू गोटा एक टूटल चौकी पर बैस गेलाह। पूरे पैंतालिस मिनट पर मोहर्रिर साहेब उकासी करैत पैखाना सँ बहरैलाह। अबितहि नौकर कैं डाँटय लगलाह जे 'साला, पैखाना इतना गन्दा काहे कर दिया! जाने को मिजाज नहीं करता है।' पुनः हुक्का पिउनिहार व्यक्ति पर बिगड़य लगलाह जे 'हमारा हुक्का ताख पर से काहे उठा लाते हैं ?' फेरि भीतर जा कऽ कोनो कारणवश धियापुता सभ कैं ठोकए लगलाह। जखन ओ सभ चें-भों करए लगलैन्ह तखन मोहर्रिर साहब बाहर ऐलाह।

हिनका लोकनि कैं बैसल देखि मोहर्रिर तमसा उठलैन्ह - 'ए साहब क्या कर रहे हैं ? चौकिया टूट न जायगी !'

ई लोकनि फुरफुरा कऽ उठि गेलाह और सभ वृत्तान्त कहि सुनौलथिन्ह। मोहर्रिर साहेब कहय लगलथिन्ह- 'ए साहब ! हम तो लिखने-पढने का काम बिलकुल छोड़े हुए हैं। खाँसी के मारे नाकोदम आ गया है। उसमे कब्जियत हो गई है सो पैखाना जल्दी उतरता ही नहीं। खैर , लाइए तो देखें, कैसा तार है।'

मोहर्रिर साहेब तार कैं तजबीज करैत बजलाह - 'ए साहब ! हमको तो बिना चश्मा के कुछ सूझता ही नहिं है।' नौकर पर खिसिया कऽ कहलथिन्ह - 'रे उलुआ ! ताकता क्या है ? चश्मा न ले आ।'

चश्मा ऐला उत्तर मोहर्रिर साहेब नाक पर कमानी चढौलन्हि , फेर लत्ता क छोर सँ ओकरा कान मे बन्हलन्हि। तखन तार पढ़य लगलाह - 'ए साहब ! पहले 'बी' मालूम पड़ता है, तब शायद 'एम' है- नहीं 'डब्ल्यू' है, उसके बाद 'जेड' है, उसके बाद......ए साहब ! यह तो बड़ा गड़बड़ है। हमसे नहीं होगा। नाहक इतना तंग किया। ले जाइये। ' झारखंडीनाथ अपना मसियौत भाय क सङ्ग पुनः भोजनालय मे पहुँचलाह। दीप लेसबाक बेरि भय गेलैक। मसियौत भाय आग्रह कैलथिन्ह जे - 'आब कहाँ जैबह ? राति होटल मे खा-पी कऽ भिनसरे चलि जैहऽ।'

झारखंडीनाथ जन्म-भरि कहियो होटल क मुँह नहि देखने छलाह। आइ पहिले-पहिल क सिहन्तगर नाम सुनि आह्लादित भए भोजनालय क भीतर मे जा कऽ देखलन्हि जे टोकना क टोकना चढल अछि। एकटा अढेया मे अङपोछा लगाय माँड़ पसाओल जा रहल अछि। एकटा बड़का टोकना मे पीयर राहड़ि क दालि लगाओल जा रहल अछि। एगोटा बड़का सिलौट पर आमक चटनी पिसैत अछि। ई सभ देखि झरखंडी क जीभ सँ पानि खसय लगलन्हि। मसियौत भाय क लग जा कऽ पुछय लगलथिन्ह- भाइ साहेब एतय कोनो भोज-भात क तैयारी भऽ रहल छैक की?

मसियौत भाय कहलथिन्ह- एतय सभ दिन एहिना होइत छैक। दू आना कैञ्चा देला सन्ताँ जे क्यो आबथि तनिका भरिपेट भात,दालि, तरकारी और चटनी खोआए देल जाइत छैन्ह।

झारखंडी कनेक विस्मित भए बजलाह-और जे क्यो असौजनियाँ छथि तनिका लोकनि कैं की भोजन कराओल जाइत छैन्हि ?

मसिऔत भाय बिहुँसि कय कहलथिन्ह - जे क्यो असौजनिया अबैत छथि तनिका लोकनि कैं नीक जकाँ चानन-काजर कए, पाग-डोपटा बिदाई दय सौजन्य कराओल जाइत छैन्ह। किन्तु डाला पर पहिनहि सभ दाम जोड़ि कय चढाबए पड़ैत छैन्ह।

झारखंडीनाथ आश्चर्जित भए बजलाह - अरौ तोरी क रौ तोरी ! एहन रंगताल त कहियो ने सुनने छलिऐक ! बेश, ई त कहू जे घरबैया क मूल की थिकैन्हि ?

मसियौत भाय आकुंचित नयन सँ कहलथिन्ह - घरबैयाक मूल थिकैन्हि अछिंजले भतवार। हिनका ओहि ठाम आब बड़-बड़ पैघ लोक अबैत छैन्हि। वैह देखू एकटा पागधारी औखन आबि रहल छथि। ई उपदेशक जी थिकाह। आन ठाम जैताह त भरि ठेहुन जमाबए लगताह जे हम अरबे चाउर भोजन करैत छी , किन्तु एहि ठाम ऐला सन्ताँ अपैत-सपैत सभटा हविष्ये बनि जाइत छैन्हि।

एतबहि मे एकटा मैट्रिक फेल जे डाकपिउनगिरि क हेतु सिफारिशी चिट्ठी अनने छल और दू-तीन दिन सँ दौड़ि-बरहा करैत छल, भोजनालय मे पहुँचल। झारखंडी क मूँह सँ लगातार तार कऽ चर्चा सूनि ओ कहलकैन्ह - 'महाराजजी ! कैसा तार है ? लाइये न, पढ़ दें।' झारखंडीनाथ हड़बड़ी मे दूनू हाथें तार बढा देलथिन्ह। ओ तार पढए लागल-

'मैरेज सेट्ल्ड ब्रिंगिंग ब्राइडग्रूम आन ट्यूजडे इवनिंग ऐरेंज।'

पाछाँ भाषा में अर्थ बुझाबय लगलैन्ह- तार पठने से आया है। रेवतीरमण नाम के किसी आदमी ने पटना से तार भेजा है। शादी ठीक हो गई। वह मंगलवार की शाम को दूल्हा लिये आ रहे हैं। तबतक सब इन्तजाम कीजिए।

----

# 4. जहाज पर क गप्पशप्प

संध्या क समय अछि। सूर्य भगवान रुसल जमाय जकाँ मुँह विधुऔने प्रस्थान कय रहल छथि। गङ्गाजी क हिलकोर देखि भान होइछ जेना जमाय क रुसला सँ गोटेक छोहगरि सासु क छाती दलमलित भय रहल हो।

एतबहि मे एकटा स्टीमर शंखनाद करैत महेन्द्रू घाट दिशि अबैत दृष्टि गोचर भेल। जहाज क भोंपा सुनतहि समस्त यात्रीगण मे भारी हूलि उठि गेल। जेना 'सिरकट्टा' दौड़ल आबैत हो।

जहाज घाटो ने लागल छल कि असंख्य कुलीवृंद मुसाफिर लोकनि कै धकियबैत , केहुनियबैत, सुग्रीव क दल जकाँ फानि कए ओहि पर टूटि पड़ल। जहिना कुकुर क जमात ऐंठ पात देखि चारू कात सँ ओहि पर झपटैत अछि , तहिना कुलियो सब ट्रंक ओ मोटा देखि ओहि पर झपटैत गेल और छीना जोरी करैत उठाबय लागल।

जहाज क मुसाफिर लोकनि उतरबाक मोसबिदे बनबैत छलाह कि घाट पर क धरोहि एके बेरि रेलमपेल करैत जहाज दिशि कऽ जोर कय देलक।

एही धक्काधुक्की क समय मे एगोटा स्थूकाय नेने घाटक सीढी पर धड़फड़ाइ आबि रहल छथि। झटकला सँ सौंसे देह घाम सँ तर-बतर भय रहल छथि। तथापि थुलथुल करैत , अपना भरि अपस्याँत होइत नीचा उतरि रहल छथि। धौतवस्त्र अत्यन्त ढील भय डाँड सँ अहिंसात्मक असहयोग कय रहल छैन्ह। जहिना एक हाथ सँ फुजल साँची सम्हारय लगलाह कि बामा हाथ सँ लोटा खसि पड़लैन्ह। गङ्गाजल सँ भरल कलगइयाँ लोटा ढनढना कऽ ओङ्गढाइत-ओङ्गढाइत गङ्गाजी क धारे मे जा कऽ विश्राम लेलक।

एतबहि मे जहाजक भोंपा बाजि उठल। ई सुनैत आगन्तुक टाँहि देलन्हि- 'औ लाल छी औ ? आहि रौ बाप! औ की भेलहुँ औ!....... उत्तर नदारद।

एहि बेरि बुचकुन चौधरी कैं जतेक दम छलैन्ह ततेक जोर सँ चिचियाय लगलाह-'औ ला-आ-आ-आ-ल! कतहु लाल छी औऽऽऽ! एहि बेरि जहाज पर सँ तीव्र स्वरें उत्तर श्रुतिगोचर भेल- 'एम्हरे, एम्हरे। चलू झट द'। जहाज छुटैत अछि।'

आब बुचकुन चौधरी कैं कतहुँ सँ प्राण ऐलन्हि। लोटा क मोह छोड़ि तलमलाइत-तलमलाइत जहाज पर चढ़ि गेलाह।

बुचकुन चौधरी कैं देखितहि लालकका पुछलथिन्ह - अहाँ लघुशंका करय गेलहुँ से एतेक विलम्ब कतय लागल ? हमरा त होइत छल जे आब अहाँ एत्तहि छुटलहुँ।

चौधरी जी अङ्गपोछा कैं बीयनि जकाँ घुमबैत बजलाह- आहि ! की कहू ? भारी फेरी मे पड़ि गेलहुँ। लग मे कतहु निकासे नहि भेटैत छल। एहि दिशि महादेव कऽ घाट छैन्ह। ओहि कात गेलहुँ त टमटम सभ ठाढ़। जेम्हरे जाइ तेम्हरे लोक सभ धड़मुड़िया देने। एक ठाम बैसय लगलहुँ त ओहि ठाम 'हावागाड़ी' पहुँचि गेल। तखन की करु। जा कऽ सत्यदेव क डेरा सँ लघुशंका कय ऐलहुँ अछि। ओहि ठाम जहिना पहुँचैत छी कि जहाज एम्हर भोंमियाय लागल। से ताहिठाम सँ बुझू जे दे दड़बड़, दे दड़बड़......

ई कहि चौधरीजी पुनः हाँफय लगलाह और पंखा डोलाबय लगलाह। जखन हँफनी किछु कम भेलन्हि, तखन एकाएक बाजि उठलाह - लाल ! लोटा त गङ्गाजी मे खसि पड़ल। धड़फड़ी मे हाथ सँ छूटि कऽ ढनमनाइत-ढनमनाइत नीचा गेल। जा निहुरी-निहुरी ता तँ पार ! लोटा तँ गेल से गेवे कैल, गङ्गाजलो सभ सँ छुट्टी भ गेल।

ई सुनितहि लालकका क रङ्ग उड़ि गेलैन्ह। अत्यन्त खिन्न भय बजलाह - जाह ! लोटा खसि पड़ल ? बहुत दिन सँ हमरा सङ्ग छल। प्रयाग क कुम्भ मेला मे जा कऽ किनने छलहुँ। आव कि ओहन लोटा एहि देश मे भेटि सकैत अछि ? कतेक यत्न सँ अपन नामों ओहि पर खोदबौने छलहुँ।

लाल क मुखाकृति स्याह होइत देखि चौधरी जी झट बाजि उठलाह - नहि , नहि। अहाँ क लोटा द नहि कहैत छी। ओ त मोटा मे बन्हले अछि। हमर अपने लोटा हेरा गेल।

ई सुनितहि लालकका क पितपिताएल ठोर पर हँसी क रेखा आबि गेलैन्ह। बजलाह - अहाँ क लोटा छल ! हेराइये गेलैक तँ कोन क्षति ? घृत कतय हेरायल तँ दालि में। गङ्गेजी क उदर मे पैठ भेलैन्ह किने ? ई भग्यहि कऽ बात बूझक चाही। लोटा त कतेक भऽ जाएत किन्तु गङ्गामाइ क कृपा सदैव एहिना होइत रहौ यैह बड़का बात।

चौधरी मनहिमन कहलन्हि-'एहन कृपा अहीं कैं सदैव होइत रहौ। कनेक अपना दऽ बूझि पड़ल तँ केहन छिलमिला उठलहूँ! आब ज्ञान-गुदरी छाटएँ लगलहुँ अछि। पुनः प्रकाश्य स्वर मे बजलाह-'लोटा हेरा गेल से तँ एक तरहें नीके भेल। ओकर कनखा किछु ओदरि जकाँ गेल छलैक। से मँजबा काल गोटेक दिन आँगुरे कैं पार कऽ दैत छल। आब ओहि डर सँ त बचलहुँ।

एतबहि मे जहाज क तेसर घण्टी बाजल और जहाज विपुल-जलराशि कैं चिरैत बिदा भेल। घाट सँ देखला उत्तर बूझि पड़य जे जहाज गंगाजी मे पानिक सड़क बनबैत जा रहल अछि। किन्तु ओ सड़क बाल-विधवा क मनोरथ जकाँ बिलाएल जा जा रहल अछि।

